मनमोहनक बात सुनि सनक काका तारतममे पड़ि गेला जे अखन धरि जे हम बुझै छेलिऐ तइसँ भिन्न ने तँ मनमोहन अछि। आशाक दोहाइ लगा बजैए जे'आशा लगा अनने छेलौं' आशा तँ सभकेँ अपन-अपन होइ छइ। सबहक देहेटा अलग-अलग नहि, मनक उड़ान सेहो होइ छइ। पिजरामे बन्न सुग्गोकेँ पोसनिहार सिखबैए जे आत्मा राम पढ़ू- 'चित्रकूट के घाटपर भए सन्तन के भीड़। तुलसी दास चानन रगड़े, तिलक करे रघुवीर...।' मुदा सेहो तँ नहि बुझि पड़ैए। तखन? ओ तँ पुछनहि पता चलत। पुछलखिन-

"हौ बौआ, जहिना घरक लोक हमरा बताह कहैए तहिना ने ओकरो सभकेँ सनकपनीए फल खुऐबै।"

कहि मने-मन सनक काका सोचए लगला। भाँग पीब कियो बाजि चुकल छैथ आकि असथिर मने सोचि कहने छैथ जे 'जेहेन खाइ अन्न तेहेन बने मन!' मुदा अहू छौड़ाकेँ तँ छिछा-बीछा नीक नहियेँ छइ। भरि दिन देखै छिऐ जे ऐठामसँ ओइठाम, ओइठामसँ ऐठाम ढहनाइते रहैए। तैपर सँ दिन-दिन आगूए मुहेँ ससैर रहल अछि, से केना? बहुरुपिया ने तँ छी? सलाइ रिंच जकाँ सभ नट पकड़ैबला..!

तही बीच मनमोहन बाजल-

"काका, अहाँ अपने हाथे बाँटि दियौ।"

मनमोहनक बात सुनि सनक काका ठमैक गेला। जहिना कोनो टपारि कुदैले दू डेग पाछू हटि दौग कऽ टपल जाइत तहिना काका पाछूसँ आगू बढ़ि बजला-

"हौ बौआ, बतरसिया हाथ भऽ गेल, ओहुना हरिदम थरथराइते रहैए, तैपर कोनो काज करैकाल तँ आरो बेसी थरथराए लगैए। अपन चीज जे थोड़-थाड़ छिड़ियाइयो गेल तँ नहि कोनो, मुदा तोहर जे एकोटा अंगुर खसि पड़त तँ तोरे मन की कहतह। यएह ने जे सनकाहक ठेकान कोन। तँए हमरा चलैत तोरा मनकेँ ठेंस लागह से नीक नहि बुझै छी।"

कक्काक बात सुनि मनमोहन बाजल-

"तँ की काका घुमा कऽ लऽ जाइ?"

अनेरे ओझरीमे ओझराएल अपनाकेँ देख सनक काका, ठाँहि-पठाँहि बजला-

"ई तोहर खुशी छिअ जे घुमा कऽ घरपर लऽ जा वा दोकानदारेकेँ घुमा दहक वा रस्ता-पेरामे कोनो धिए-पुतेकेँ दऽ दहक। हम किछु ने कहबह। एते दिनक पछाइत दरबज्जापर एलह सएह खुशी अछि।"

सनक कक्काक बात सुनि जहिना जाड़सँ कठुआ कियो देह-हाथ तानि अचेत भऽ जाइए तहिना मनमोहनकेँ हुअ लगल।

शब्द संख्या : 1285

'उलबा चाउर' लघु कथा संग्रहक दोसर संस्कणसँ...।

## 6. बेटी हम अपराधी छी

सही समैसँ साल भरि पहिनहि मनोहरकेँ सेवा मुक्तिक चिट्ठी ऑफिसमे थम्हा देलकैन। थम्हबैक कारण रहैन काजक गजपटी। काजक गजपटीक कारण छेलैन मनक सन्ताप। ऑफिसक सभ मानि गेल जे मनोहरक मन चढ़ि गेलैन तँए समुचित काज करइ जोग नै रहला।

ऑफिसेक कुरसीपर मनोहर बैसल रहैथ कि चपरासी आबि हाथमे चिट्ठी थम्हेलकैन। पहिने तँ नै बुझि सकला जे सेवामुक्त भऽ रहल छी मुदा पढ़ला पछाइत केकरोसँ पुछौक जरूरत नै रहलैन। पत्रमे कोनो लेन-देनक कारण नहि, बतहपनीक कारण स्पष्ट लिखल रहैन। पत्र पढ़िते जहिना बर्खा होइकाल अनासुरती मेघ ढनढ़नाए उठैए तहिना एकाएक मनोहरक मनमे उठलैन। जेकरो कहबै सेहो बताहे बुझि सुनबो ने करत! तखन, कहबे किए करबै? अनेरे मुहोँ दुरि करब..!

मनोहरक मन जेना बेर-बेर चनकए लगलैन। टुकड़ी-टुकड़ी भेल मनमे उठलैन जे सभटा कागत-पत्तरकेँ छीट-छाटि दिऐ, टेबुल-कुरसीकेँ उनटा-पुनटा दिऐ आ निकैल जाइ। मुदा मनोहरक मनक लगामकेँ बुधि पाछू खिंचलकैन। बदलैत सोच विचार केलकैन जे एक तँ लिखतन बताह बनाइए देलक तैपर एहेन काज जँ करब तँ थियोरी प्रेक्टीकल भऽ जाएत, तखन बतहपनीक सजाक हकदार बनैमे केते देरी लगत?

कुरसीसँ उठि मनोहर सोझहे घरमुहाँ भऽ गेला। डेराक सुधिए ने रहलैन जे भड़ो-किराया फरिछा लितैथ। मनोहरक बेसुधि मनमे बेठेकान सोच लगले उठैन आ पानिक बुलबुला जकाँ फुटि जाइन।

गामक सीमा परहक बड़क गाछ देखते मनोहरक आँखिक सोझमे भकइजोत जकाँ भेलैन। भकइजोतेमे देखलैन जे यएह अपन गाम छी। मनमे अप्पन अबिते पएर जवाब देलकैन-

"आगू नै बढ़ब। गाममे मुँह देखबैबला नै छी।"

मुदा तपाएल मुँह लगले पएरकेँ कहलकै-

"ईह बुड़ि रे, मुँह देखबैबला नै छी! ई समाज मुँह देखबैबला नइए। हरिदम विवेक-विवेकक भाँग घोड़ि-घोड़ि इनारेक पानिकेँ निशाँए देने अछि आ निरलज जकाँ बजैमे लाजे ने होइ छै, सुझबे ने करै छै जे जखन पाइक हाथे शिक्षा बिकाइए तखन ओ शिक्षा पाइबलाकेँ हएत आकि बिनु पाइबलाक! जइ समाजमे रोग-वियाधि पाइक हाथे छोड़ौल जाइ छै तइ समाजमे बिनु पाइबलाक गति-मति की हेतइ! रौद-बसात, जाड़, पानि-पाथरक रक्षा केना करत। अदौसँ अबैत नर-नारीक सम्बन्धक बीच जखन दान-दहेज एहेन बड़का मोनि घारक पेटमे फोड़ि देने अछि, जइमे केते हाथियो-घोड़ा फँसि जान गमा रहल अछि, तइ मोनिमे अदना-अदनीक अह्लादे केतै कएल जा सकैए। महींसक आगू वीणक कोन मोल छइ।"

मने-मन मनोहर घर दिस बढ़ैक हूबा करैथ मुदा पएर उठैले तैयार नै होइन। जँ पएर थोड़े तैयारो होनि तँ आँखि साफे नहि। धरतीपर ओंघराएल मनोहरक सभ सुधि-बुधि हेरा कऽ छिड़िया गेलैन।

मोबाइलक जुग रहने समाचार पसरैमे देरीए किए लगत। गाम-समाजक बच्चा-बच्चा बुझि गेल जे मनोहर बताह भऽ गेला, नोकरीसँ निकालि देलकैन। पेंशनो आने-आन लूटतैन।

सुनयनाकेँ पहिने बिसवास नै भेलैन। आइ धरिक जे पति-प्रेम मनोहरसँ भेटल छेलैन ओ अनकासँ बहुत बेसी छेलैन। मुदा जानकी बेटीक काँच बुधि मानि गेल रहै जे पिता पागल भऽ गेला, नोकरीसँ भगा देलकैन।

गामेक लोकक जेरक संग दुनू माय-धी विदा भेली। लोकक बीच रंग-रंगक घौचाल चलैत रहइ। कोनो नीको मुदा बेसी अधले। घौचाल सुनि दुनू माय-धीक मन विचलित हुअ लगलैन। बेटीक मुँह सुनयना निहारए लगली आ माइक मुँह जानकी। पोखैरक घाटपर भुरही-माछ जहिना रंग-रंगक चाल चालि दैत तहिना दुनू माय-धीक कानमे रंग-रंगक चालिक बात पड़ए लगल...।

कचकूह मन जानकीक तँए बेसी विचलिते होइत गेल। बताह भऽ बाबू छोड़ि पड़ाए जेता, समाज सहजे हमरा सन-सनकेँ भगाइए रहल अछि। तखन माइक की गति हएत..!

अधबटियाक पछाइत सुनयनोक मन मानि गेलैन जे पति पगला गेला। जानकीपर नजैर अँटका मने-मन सोचए लगली जे बाइस बर्खक कुमारि बेटीक मुँह सिंह दुआरिपर केना देखब? की दुनियेँ उजैर रहल छै आकि उजाड़ि चढ़ा देलक अछि? एको बीत धरती नै बँचल अछि जेतए नोरक धार सुखौल जाएत..!

जहिना दंगलक खलीफा पटका चारू नाल चीत अखड़ाहापर खसैए तहिना मनोहर बड़का गाछक निच्चाँ जिनगीक अखड़ाहापर चारूनाल चीत भेल पड़ल मने-मन सोचैत रहैथ- अपन जिनगीक हारिक कारण अपने छी तँए पत्नियो आ बेटियो-ले अपराधी छी! मुदा फेर मन कहैन जे अपराध कथी केलौं जे अपराधी भेलौं?

भवसागरमे डुमल मनोहरक शरीर चेतनशून्य छेलैन। तखने पत्नियोँ आ बेटियो लगमे पहुँच मुँह निहारए लगलैन। मँह देखते दुनूक मन कहलकैन- मुँहक रूखि कहाँ कहै छैन जे कोनो रोग अछि। रणभूमिक हारिक रोग आ बिमारीक रोग तँ अपन बात अपने चिकैर-चिकैर कहै छै किने जे की छी...।

बन्न मुँह देख मनोहरक छातीपर दुनू गोरे अपन-अपन सती हाथ रखलैन। छातीक धुकधुकी समतूले बुझि पड़लैन। आखिर किछु छैथ तँ एकक पिता, दोसराक पति छैथ किने। मुदा दुनूकेँ अपन-अपन बिसवासमे शंका भेल। शंका होइते एक-दोसराक मुँह सुनयनो आ जानकियो देखए लगली। देखते आँखि-आँखिक बीच जेना पुल बनि गेल। सुनयनाकेँ सान्त्वना दैत जानकी कहलक-

"माए, बाबूजीक हृदय तँ ओहिना पवित्र देखै छिऐन!"

कदमक गाछक झूला जकाँ आस मारि सुनयना बजली-

"बेटी, पुरुखक छातीपर बहुत भार होइ छइ। जेकरा माथपर जारैनक बोझ आकि अन-पानिक बोझ पड़बे ने कएल ओ ओइ बोझ उठबैबला छातीक धुकधुकी गनि केना सकैए। से नहि तँ छातीए डोला कऽ देखहुन जे मुहसँ केहेन बकार निकलै छैन।"

माइक विचार सुनि जानकी आरो जाँच-पड़ताल करब नीक बुझलक। जहिना कलियाएल अड़हुल फुलाएल रहैए तहिना जानकीक मन पिताक छातीसँ ससैर हाथ दिस बढ़लैन। केना नै बढ़ैत कहुना अछि तँ छातीक ऊपरेसँ ने लटकल अछि। जानकी बाजल-

"माए, से नहि तँ छातीक धुकधुकीसँ अपनो मन धुकधुकाइते अछि। हाथक नारी पहिने देख लहुन।"

नारी तँ नारी छी, एक पुरखियाह। छाती जकाँ दुनू गोरे एक्केबेर थोड़े पकैड़ सकै छेली, नारीकेँ तँ बेरा-बेरी देखए पड़त, मुदा पहिने के देखत? दुनूक बीच ओझरी लगि गेलैन। एक पुरुख हजार रूप! की मनोहर जानकियो-ले वएह छैथ जे सुनयना-ले छथिन? मुदा की मनोहर सुनयनाक छिऐन आ जानकीक नहि?तखन? तैबीच जानकी सुनयनाकेँ कहलक-

“माए, छातीक धुकधुकी तँ जोरसँ चलै छै तँए गनल भऽ जाइए मुदा हाथक नारी आइ धरि कहाँ गनलौं?”

बेटीक बात सुनयनाकेँ सोहनगर लगलैन। ऐठाम कियो आन अछि, जे ऐछो ओ तमसगीरे अछि, उकटा-चाल करत। बामा हाथसँ तरहत्थी पकैड़ सुनयना अपन दहिना हाथ मनोहरक वाजूपर देलखिन। मनोहरक वाजूपर हाथ पड़िते सुनयनाक कानमे झड़झड़ाए लगलैन-

“सुनयना! बहुत आशा जिनगीसँ केने छेलौं, मुदा टुटि कऽ सभटा छिड़िया गेल। समाजक डर हमरा नै होइए मुदा अहाँ पत्नी छी तँए कहै छी। बताह बना बतहपनीक फरमान हाथमे धरा देलक। कमेलहो खेलक आ ऐगलो कमाइ मारलक। जखने घरसँ निकलब धिया-पुता जानि-जानि देहपर कियो गोला फेकत, कियो काँट फेकत, कियो गोबर माटि फेकत! केकरा की कहबै, हमरा बातकेँ कियो कान धड़त? आइ दस बर्खसँ जानकीक बिआहक पाछू पड़ल छेलौं, मास दिन पूर्व जवाब भेटल जे वैवाहिक सम्बन्ध भंग भऽ गेल!”

सुनयना अपन कानकेँ आरो ठाढ़ करैत पतिक वाजूमे सटौलैन। मनोहरक वाजूमे कान सटिते धड़धड़ाइत अवाज आबए लगल-

“हम ओइ चुगलासँ पुछै छिऐ जे कोन बुधिए जमाए बनि एते सेवा करौलक! बाइस बर्खक बेटीक मुँह देखल जाएत। जखन घरक भार उठबैमे अक्षम भऽ गेलौं तँ अनेरे जीविए कऽ की करब। मुदा परिवार? सेहो कहाँ रखि पौलौं! दस बर्खक अवस्थामे बेटी कन्यासँ कनियाँक रूप धारण करए लगैए तैठाम जानकीक बिआहक चर्च पत्नी दस बर्ख पूर्व बारह बर्खक अवस्थामे केलैन। अपनो ओइ पाछू पड़लौं। काजोक अगुताहत नहियेँ बुझि पड़ल किएक तँ समयानुसार परिवर्त्तन हेबेक चाही। बीस-बाइस बर्खक बच्चिया समाजक कुमारि बच्चिया छी तँए समाजमे केकरो चौह अलगबैक अधिकार नइ छै जे ओकरा अलग बुझए। जँ जमीनो बेचि जानकीक बिआह कऽ लइ छी तँ की समाज भार उठौत जे एहेन काज आगू नै हएत?”

विस्मित भेल सुनयनाकेँ देख जानकी बाजल-

“माए, कनी हमरो बाबूक नारी देखए दे।”

बेटीक बोल सुनि सुग्गाक लोल सुनयना निहारए लगली। निहारिते मनमे उठलैन- यएह अवस्था छी जखन लोक सती बनैए, यएह अवस्था छी जखन लोक वेश्या बनैए आ यएह अवस्था छी जइमे लोक मातृ-पितृ भक्त बनि भगवत भजन करैए। मुदा जानकी..?

पतिक हाथ सुनयना जानकीक हाथमे दैत कान ठाढ़ कऽ मुँह निच्चाँ गोड़ि लेली। पिताक नब्ज पकैड़ते जानकीक कानमे घनघनाइत अवाज आएल-

“बेटी जानकी! हम अपराधी छी। हमरासँ अपराध भेल।”

“नइ बाबूजी नहि! सौंसे दुनियाँ भलेँ कहए मुदा अपन जुआन नै निकैल सकैए। चौथारि सीमा धरि आबि अहाँ परिवारक सेवा करैत रहलिऐ। दुनियाँ बौक कहए कि बताह, कहह दियौ। मुदा अपन इमान कखनो धरमसँ विचलित नै हएत। हम मिथिवाला छी, हमरा वाजूमे शक्ति अछि। जहिना अपन कालखण्ड अपने इमानदारीसँ टपलौं तहिना ऐगला खण्ड हमरो छी। अपना दरबज्जापर बैस भगवत भजन करैत रहब, देहक चिन्ता नै करब। हमहूँ तँ सन्ताने छी किने। बेटा रहैत तँ बहिन बनि भार दैतिऐन। मुदा जखन भाए नै

अछि तखन तँ हमहीं ने बेटा-बेटी भेलौं। ई प्रश्न हमरो भेल किने। बिआह हएत सासुर बसब, मुदा अहाँकेँ ऐ अवस्थामे छोड़ब केते उचित हएत। नीक-बेजाइक भार के उठौत। अपना जीबैत अपन माए-बापक एहेन गति भऽ जाए जे अनसोहाँतो-सँ-अनसोहाँत भऽ जाए, ई दोख केकरा सिर सवार हएत। मुदा समाजो तँ तेहेन अछि जे छातीक कोन बात कोढ़-करेज धरि खोखैर-खोखैर खाइते आएल आ खाइते रहत। हे शिव! एहेन धनुष उठबैक भार जँ अपने नै लेब तँ की ई समाज उठा सकैए? की मिथिलांगना अखनो धरि ई नै बुझि सकली जे माए-बाप जनमदाते टा नहि छैथ, जिनगीक हारि-जीतक सूत्रधार सेहो छैथ, जँ से नहि तँ सासु पुतोहुकेँ भिखमंगनी बेटी कहि किए मुड़ी गोंतबै छथिन। जरूरत अछि समयानुसार शक्ति उपका संचय करैक। जाबे तक से नहि हएत ताबे तक पुरुखक नजैर निच्चाँ केना कऽ पाबि सकै छी। देखए पड़त अपन भूत आ भविस। जाधैर अपन भूत-भविस देख नै लेब, अपन-अपन बीर्तमानक लक्ष्मण रेखा खींच रक्षाक भार स्वयं नै उठा लेब ताधैर ऋृषिका, सती, साध्वी, पतिव्रता आदि-इत्यादिक शब्दक साकार जिनगी केना बनि सकत?''

जहिना नट-नटीनक नाचमे दर्शक चारू दिस घेरि बैसैत आ बीचमे दुनू अपन जिनगीक राग अलापैत रहैए तहिना समाजक लोकक बीच मनोहर, सुनयना आ जानकी अपन-अपन जिनगीक राग अलापि उठि कऽ घर दिस डेग बढ़ौलैन। मनोहरक दुनू हाथ पकड़ने आगू-आगू सुनयना-जानकी आ पाछू-पाछू धिया-पुतासँ चेतन धरिक डेग बढ़ए लगल।

घरक मुड़ेरा देखते मनोहर दुनूक हाथ झमाड़ि कऽ छोड़ौलैन आ बजला-

''बिसवासघात..! बिसवास घाती छी..! समाजमे जेहने मनुख रहत तेहने ने बनत। जे बिसवास देने छल सएह गर्त्तमे खसा पागल बना देलक! नहि सुनत दुनियाँ तँ नहि सुनह मुदा जाबे घटमे प्राण-घटवार रहत ताबे यात्रीकेँ कहबे करबै, कहिते रहबै।''

सातम दसकमे मनोहर जिला-कार्यालयमे किरानीक नोकरी शुरू केने छला। समाजक पहिल विद्यार्थी मनोहर जे प्रथम श्रेणीसँ मैट्रिक पास केलैन। कौलेज लगमे नै रहने आगू पढ़ैक आशा तोड़ि जिनगीक मैदानमे उतरला। मुदा रिजल्टक कागत आँखिक सोझ अबिते मनमे उपैक गेलैन जे जहिना प्रथम श्रेणीक फल भेटल तेहने फलक गाछ रोपि ओकर सेवा टहल जिनगी भरि करैत अपनो आ समाजोकेँ नीक फल खुऐबैन।

एक तँ सरकारी कार्यालयमे काज नै जे पढ़ल-लिखल सबहक अँटाबेस होइत, दोसर स्कूलो-कौलेज कम रहने सभ पढ़ियो ने पबै छल। मुदा मनोहरक संग संयोग नीक बैसलै। जिलाक कृषि विभागमे किरानीक नोकरी भऽ गेलइ। जहिना दशमीमे दुर्गास्थानमे साँझ दिअ जाइसँ पहिने अपन-अपन घरक भगवती-आगू साँझ दइए तखन दसनामा देवालयमे जाइए तहिना मनोहर नोकरीपर जाइसँ पहिने माता-पिताक असीरवाद लऽ लेब जरूरी बुझलक। खुशी तीनू गोरेक मनमे रहैन, मुदा तीनूक तीन रंगक। किए ने तीन रंगक रहितैन। हजारो रंगक फूलमे हजारो रंगक सुगन्ध होइ छै आ सभकेँ अपन-अपन सुगन्ध सिरजन करैक जहिना हक छै तहिना पसारैयोक छइहे।

दलानक ओसारपर बैस सत्यदेव कोदारिमे पच्चर लगबैत रहैथ। मनोहरकेँ खुआ आँगनमे माए असीरवाद देलक। आँगन-दलानक बीच मनोहरक मनमे उठल- ओह! माएकेँ तँ कहि देलिऐन जे नोकरीपर जाइ छी, असीरवादो देलैन जे आब तोंही सभ ने ऐ घरक खुट्टा भेलह। हम सभ तँ पाकल आम भेलौं। मुदा से

नहि,जहिना माइक एक रूप छैन, पिताक एक रूप छैन तहिना एकटा संयुक्तो रूप तँ छैन्हे। तँए दुनू गोरेक ओइ रूपकेँ प्रणाम कऽ असीरवाद लेब मनोहरकेँ मनमे आएल। डेढ़िए-पर सँ बाजल-

"माए, कनी एमहर आ।"

शुभ काजमे विलमैक दोख अपनापर माए केना लेती, तँए अँइठे हाथे दरबज्जापर पहुँच मनोहरकेँ पुछलखिन-

"की कहलह?"

तैबीच पिताकेँ गोड़ लागि मनोहर बाजल-

"बाबू, नोकरी करए जाइ छी।"

'नोकरी' कानमे पड़िते सत्यदेवक मन खुशिया उठलैन। मुदा सुगन्ध युक्त फुलबाड़ी आ बिनु सुगन्धक फुलबाड़ीक हवा जहिना दोरस रहैत तेना सत्यदेवकेँ नहि बुझि पड़लैन। असीरवाद दैत मनोहरकेँ कहलखिन-

"बौआ, डिक्शनरी जकाँ जँ तीनियोँ-टा शब्दक कोष बना लेबह तँ मुइला पछाइतो बेर-बेर दर्शन होइते रहत, आ भरल-पूरल देख आत्मा जुड़ाइते रहत।"

सिनेह सिक्त पिताक शब्द सुनिते मनोहर सहमल, सहैमते सुहकारैत बाजल-

"ओ तीन शब्द की छिऐ?"

"बौआ, पहिल- झूठ नै बजिहह, दोसर- केकरोसँ एक्को पाइ कहियो डाँरिहक नहि आ तेसर- दरबज्जापर जे मनुख-शक्लक आबैथ, हुनका एक लोटा पानिक आग्रह जरूर करिहौनु।"

पिताक मुँहक तीनू शब्दकेँ गुरु-पित वचन बुझि तत्काल मनोहर गीरह बान्हि रखि लेलक, रखबो जरूरी छेलइ। एगारह बजे ऑफिस पहुँचक छेलइ। मुदा पिताक वचनकेँ हास्य-कोषमे नहि हहासक डरसँ चाइलेंज-कोषमे लऽ अंगीकार केलक।

दुरगमनियाँ कनियाँ जकाँ मनोहर अपन उपस्थिति कार्यालयमे दर्ज करा, सभकेँ प्रणाम-पाती करैत कोहवर जकाँ असकरे कुरसीपर बैस गेल। कोनो काज नहि देख चुनौल तमाकुलक गीरह जकाँ गामक गीरह खोलए लगल तँ भक्क-दे पिताक असीरवाद मन पड़लै। होइतो अहिना छै जे जखन रॉकैट तैयार भऽ उड़ैक रूप जखन धारण करैए तखन धरती छोड़ैसँ पहिने जहिना उनटा जाँच-पड़ताल होइ छै तहिना मनोहरो अपन जिनगीकेँ उनटा जाँच करए लगल मुदा पैछला कोनो बात मन नै पड़लै, पहिने पिताक वएह तीनू शब्द मन पड़लै जे तीनू प्रश्न बनि जिनगीक आगूमे ठाढ़ रहइ। मनमे उठलै- जँ अपन प्रश्नक जवाब दइ-जोकर नै छी तँ कोनो लजेबाक बात नहि, जे अपन कमजोरी केना सुहकारी। जाबे तक कोनो खेतमे नव सिरासँ जोति नव बीज नै देल जाइ छै ताबे नव फलक आशा केना हएत?

कुरसीपर बैसल मनोहरक मनमे पिताक असीरवादक तीनू शब्द तीन प्रश्नक गाछ रूपमे ठाढ़ भेल। कुशल माली जहिना सभ फूलक अपन-अपन पतियानी हियबैत तहिना मनोहरो अपन तीनू शब्दक पाँति हियाबए लगल। मुदा सतरंगा मकान बनौनिहार इंजीनियर जकाँ गुनियाँ-परकालसँ नइ गुनि, संकल्प बुझि विचारए लगल। ओना विचारक खण्डन-मण्डन जेते बेसी होइ छै ओकर बीज-स्वरूप दूधक मक्खन जकाँ ओते बेसी भेटबो करै छइ। मुदा मनोहरकेँ मनमे उठि गेलै- मात्र दू घन्टा ऑफिसमे रहैक अछि। डेरो-डन्टा ठीक नहियेँ

भेल अछि, तीन घन्टाक रस्ता काटि गामो जेनाइ अछि। तँए जेते खण्डन-मण्डन हेबा चाही तेते तँ नहि कऽ सकल, मुदा तात्विक विचार जरूर केलक। ओना हनुमानजी जकाँ कखनो अकास मार्गपर नजैर पड़ै तँ विहाड़ि जकाँ भऽ जाइ, मुदा लगले महावीर जकाँ बदैल लिअए। 'झूठ नै बाजब।' कोनो बड़का प्रश्न थोड़े भेल। नान्हिटा प्रश्न अछि। ने हमरा एक सेलक जीवाणुक इतिहास देखैक अछि आ ने सोनाक लंका। चौबीस घन्टाक दिन-रातिमे जे समयक संग अबैत जाएत आ विवेक कहैत जाएत तेतबे करबाक अछि...। मनोहरकेँ मनमे खुशी भेलइ। जहिना तीन प्रश्नक उत्तरमे एक प्रश्न हल भेने पास नम्बर चलि अबैत तहिना मनोहरक मनमे पासक आशा जगलै। आशा जगिते पास बदैल पासापर दोसर आस मारलकै जे 'दोसरकेँ नै डाँरब।' मुदा ईहो बड़ भारी प्रश्न नै बुझि पड़लै, मन कहलकै- अपन खर्चमे कमी-बेसी भेनहि ने लोक करजदार होइए आकि कर्जदाता मुदा जँ सरपट चालि पकैड़ चलब तँ किए दुनूमे सँ कियो भेँट हएत। मुदा समाजक बीच परिवारकेँ रखैक जखन खगता मनमे एलै तँ सोल्हन्नी सरपट नै देख मनोहरक मन अँटकल मुदा लगले घोड़ा जकाँ मन हिहिएलै- 'खगताकेँ जेते तक पचा सकब ओते पचाएब, आ बढ़ता-ले समाज अछि।'

दू-तिहाइ अंकक आशा नहियोँ देख मनोहरक मन मानि गेलै जे कोनो बेसी ओझरी नहियेँ अछि। मुदा तेसर प्रश्न- 'दरबज्जापर एक लोटा पानि' पर जखन नजैर पड़लै तँ मन ठमैक गेलइ। अपने घरसँ तीन घन्टाक रस्ता दूर रहब, दरबज्जापर बारह बजे दिन आकि बारह बजे राति जँ कियो आबि जाथि तखन अपना बुते की हएत? अखन माता-पिता जीबै छैथ तँ अपन दुआर-दरबज्जाक मुड़ेरा अकास ठेकेता मुदा परोछ भेला पछाइत की करबै? जँ अखन नै विचारि बाट पकैड़ लेब तँ बेर-बिपैत पड़लापर तँ सहजे लोकक बुधि हेरा जाइ छै, तखन केना विचारि पाएब..?

वस्त्रक एक-एक सूत बिलगा-बिलगा जखन मनोहर देखए लगल तँ बुझि पड़लै जे प्रश्न भारी कहाँ अछि। पीसक हले-हल बनबैक जन्मभूमि मातृभूमि भेल आ सेवाभूमि कर्मभूमि भेल। मातृभूमि कर्मभूमि होइत चलए तेतबे विचारैक अछि।

नोकरी भेलाक पनरह बर्खक पछाइत। मनोहरक माता-पिता मरि गेल छेलैन। अखन धरि मनोहर अठवारे गाम-अबै जाइ छल। गामक तसवीर तँ तेना भऽ नै सुधरल मुदा अपना घरसँ खा-पी कऽ बच्चा बी.ए. तक पढ़ि सकैए। घन्टा बीतैत-बीतैत डाक्टर ओइठाम पहुँच सकैए। तखन गाम छोड़ब-तोड़ब नीक नहि। जहिना माता-पिताक समए अबै जाइ छेलैं तहिना ऐगलो परिवार सेने रहब...। यएह सोचि मनोहर अपन परिवारकेँ गाममे रखलैन।

जोड़ा बरदक जोतबला परिवार सत्यदेवक छेलैन। ओना, जोड़ा बरदक जोतक अर्थ विकृत भऽ गेल अछि। विकृत ई भऽ गेल अछि जे साए-साए बीघा जमीनबला खुट्टा उसरन कऽ लेलैन। तर्क देता ट्रेक्टर-थ्रेसरक मुदा अपने परदेशसँ अगहने-अगहन गाम पहुँचता! से नहि, सत्यदेव मेहनती गिरहस्त छला। गिरहस्तीक सभ रूप सजौने छला। कलमी-सरही आमक गाछी पाँच कट्ठा अखनो छैन्हे। दू कट्ठा बँसबाड़ि, एक कट्ठा करजान, पाँच कट्ठा घराड़ियो छैन्हे। तीमन-तरकारीसँ लऽ कऽ बाड़ी-झाड़ी सेहो छैन्हे। पानिक अपन बेवस्था केनहि छैथ। तेतबे नहि, जेहने सासुक चालि-चलैन छेलै तेहने सुनयनोक भऽ गेलैन। गिरहस्तियोक काज सत्यदेवकेँ बँटाएले जकाँ रहैन। अढ़ाइ बीघा बाधक खेती अपन रहैन। तीमन-तरकारी,

बाड़ी-झाड़ी आ फुलबाड़ी-फलबाड़ीक भार पत्नीपर रहैन। जे सुनयनाक हृदयक रूप बनि गेलैन। माने, सासु-ससुरकेँ परोछ भेने घरक सोल्हनी भार सुनयने उठा नेने छेली। सुनयनाक अभ्यन्तर कहैन जे ऐ घरक सोल्हन्नी कर्ता-धर्ता अपने छी। तेकरा जँ अपना जकाँ नै रखि बिनु आड़ि-मेड़क घर बना लेब तखन किए कहै छिऐ जे नारीक शोषण होइए। की एहेन नारी नै छैथ जे पुरुखसँ मालिश करबै छैथ? मुदा से नहि, ई भेल गप-सप्प...।

जिला कार्यालयमे की खाली सरकारीए काम-काज होइए आकि जिला भरिक कथा-कुटुमैती, गाए-बरद आ महींसक खरीद-बिकरीक संग राजनीति,कूटनीति, छलनीति, दुर्नित इत्यादि सभ कथुक जिला छीहे। भलेँ कामकाजी लोक काजक औगताइमे तारिकोपर जेता मुदा पाछूसँ वारंट नेने औता। मुदा तेतबे तँ नइ अछि, कचहरी जाइ छी, भरि दिन केतए बैस समए गमाएब। तइसँ नीक किए ने पूर्बा हवाक गरपर बैस गाँजाक गन्ध पसाइर सभ गजेरीकेँ एकठाम समेटब नीक। एक चेहरा अनेक रूप दुनियाँक नव हाल भाइये गेल अछि। के अपराधी आ के अपराध रोकिनिहार? ई विचित्र स्थिति अछिए। जँ दू-तीन-चारिक जोगकेँ खिचड़ी कहब तँ चाउर, दूध, चीनी आ मसालाक जोग खीर केना भऽ गेल? जँ से नहि, चाउर-दालि आ अल्लू-पानिक बीच चीन्नियोँ दऽ दिऐ तखन की हएत..? तँए सोझहे नून-चीनीक बात नइ अछि।

सिंचाइ विभागक बड़ाबाबू छला जुगल किशोर। आब सेवा निवृत्ति भऽ गेला अछि। इलाकाक एक्के जातिक नहि, अधिकांश जातिक पजियारीक पेशा सेहो अपनौने छला। कार्यालय सभमे अहिना होइ छै एक चिन्हारे भेने तीन दिनमे हजार चिन्हरबा भऽ जाइ छइ। सरकारीए काजक भाषामे जुगल किशोर निपुण नहि, घटकैतीक भाषाक सेहो पाकल पड़ोर छला। हुनके भाँजमे मनोहर पड़ि गेला।

जखने जानकी एगारहम बर्ख टपि बारहममे पएर रखलक तखने सुनयना मनोहरकेँ जानकीक बिआहक भार सुमझा देलखिन। अखन धरि मनोहरकेँ कथा-कुटुमैतीक बोध नहि। भाँज लगलैन जे जुगल-किशोरक हाथमे छपड़िया पैकार जकाँ साइयो जोड़ा बरद-गाए रहिते छैन। जिला कार्यालयमे मनोहरकेँ अपन पहचान छेलैन। जइसँ काजक बोझो कम रहै छेलैन।

एक दिन चारि बजे छुट्टी होइते जुगल किशोरसँ भेँट करैत मनोहर अपन बात जानकी बिआहक रखलैन। जेना जुगल किशोरकेँ जीए-पर रखल रहैन तहिना मनोहरकेँ कहलखिन जे कृष्णकान्त बी.ए. पास कऽ नोकरी-ले वौआइए, मुदा लेन-देन दुआरे काज नै भऽ पबै छइ। से जँ अहाँ अपनेसँ जा कऽ कहिऐन तँ ओहिना माने बिनु लेन-देनेक काज भऽ जेतैन आ अहूँकेँ बिआहमे लेन-देनक भार नै पड़त।

मनोहरक मन मानि गेलैन जे एक परिवारकेँ ठाढ़ होइक प्रश्न छै से जँ कहलासँ भऽ जेतै तँ उचित-उपकार दुनू भेल। अपनो काज ससैर जाएत।

ओना, बीचमे एकटा बाधा ठाढ़ भेल, ओ ई जे पहिने नोकरी होइ आकि बिआह। घटकैती भाषमे जुगल किशोर कहलखिन-

“मनोहर बाबू, अहूँ सभ दिन कागतेमे ओझराएल रहलौं, एतबो ने बुझै छिऐ जे जइ घर बेटी जाएत तेकरा घरो ने छइ। दू-चारि मास कमा कऽ घर बनौत तखन निचेनसँ बिआह हेतइ। अखन एगारहे-बारहे बर्खक बेटी अछि, आब कि कोनो ओ जुग-जमाना रहलै, आब तँ बीस-बाइसक चलैन भऽ गेल अछि। नीको अछि।”

सोझमतिया मनोहर जुगल किशोरपर सोल्हनी बिसवास कऽ लेलैन। समए बीतैत रहल, बीतैत रहल...। मनोहर निचेन रहैथ जे बीस-बाइस बर्खक बीचक काज टरि गेल।

स्थायी रूपे जखन कृष्णकान्त बेवस्थित भेल तखन जुगल किशोर अपन बेटीक बिआह कृष्णकान्तसँ पाँच लाख नगद गनि करा लेलैन। कृष्णकान्तो अपन पूर्व जन्मक कमाइ बुझलक। एक पट्टीमे नोकरी, दोसर पट्टीमे पाँच लाखक संग कनियाँ। के हमरा सन भागमन्त हएत।

जानकी जखन बाइसम बर्खमे पहुँचल, तँ सुनयना अन्तिम वारनिंग मनोहरकेँ देलखिन। तखन मनोहरकेँ चाँकि जगलैन। धर्म-कर्म बुझि मनोहर जुगल किशोरक गाम पहुँचला। तीन साल पहिने जुगल किशोर सेवा-निवृत्त भेले रहैथ। दरबज्जापर बैसल जुगल किशोरक मन मनोहरकेँ किछु मोट बुझहेलैन। मुदा अपन काज तँ पहाड़ी इलाकामे लोक गदहो चढ़ि कऽ लइए। खाएर, हमहूँ कोनो कुटुमैती करए थोड़े एलौं जे मान-रोख रखब। काजे एलौं काज करब जाएब तैबीच समैये कखन बँचत जे पहुनाइ करब। बुढ़ियो बाघीन तँ फेर बाघीन छिऐ किने। मनोहरकेँ देखते जुगल किशोर चपाड़ा दैत अभिवादन केलकैन-

“आउ-आउ मनोहरबाबू! आब तँ भेँटो दुरलव, केमहर-केमहर..?”

मनोहर कहलकैन-

“जानकी बाइस बर्खक भऽ गेल, सएह काजे आएल छी।”

अखन धरि मनोहरकेँ नै बुझल जे कृष्ण कान्तक बिआह जुगल किशोरेक बेटीसँ भऽ गेलैन। मुदा ई दुनियाँक खेल छी जे दुनियाँमे रहितो लोक दुनियाँकेँ नै जानि पबैत अछि।

जुगल किशोरक मनमे भेलैन जे मास दिन पहिनहि काज भेल आ आइ ई ताना-मारए दरबज्जापर चलि एला! अपना सीमा कुकुरो बताह। जुगल किशोर सोझहे कहलखिन-

“ऐठामसँ चलि जाउ, नै तँ पुलिसकेँ बजाएब!!”

ओना जुगल किशोरक बात मनोहरकेँ तेते कठाइन नै लगलैन जेते लागक चाही। किएक तँ अपन दरबज्जापर उचित-अभ्यागत-ले पुलिस आनी, सएह तँ मिथिलाक दरबज्जा छी।

पुलिसक नाओं सुनि मनोहर भरमे-सरमे घरमुहाँ भेला।

तही दिनसँ ऑफिसक काजमे मनोहरकेँ उन्टा-फेड़ हुअ लगलैन। जइसँ पागल घोषित कऽ देल गेला।

शब्द संख्या : 3359

‘उलबा चाउर’ लघु कथा संग्रहक दोसर संस्करणसँ...।

[1] पटुआ-कारखानामे

[2] वैवाहिक कार्य

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

*आशीष अनचिन्हारक प्रस्तुत आलेख विदेहक 150म अंक, 15 मार्च 2014मे प्रकाशित भेल छल मुदा वर्तमानमे ई आलेख बेसी प्रासंगिक भऽ गेल अछि। तँइ विदेहक पाठक लेल ई आलेख एक बेर फेर देल जा रहल अछि (सं.)--*

**आशीष अनचिन्हार**

**तीन टा बिंदु**

भाषा केर मनोविज्ञान भाग-1

जखन केओ कहै छै जे "मैथिली मधुर भाषा थिक" तखन हमरा ओहिसँ बेसी बड़का गारि किछु नै बुझाइत अछि। कोनो भाषा मधुर वा खटगर वा नुनगर की तेलगर होइते नै छै। आ जँ मधुर होइ छै तँ किएक?

ऐ प्रश्नपर एबाक लेल बड़ साहस चाही।

मध्यकालीन मिथिला सामंती छल। सामंत बैसल की चमचा सभ घेरि अपन समस्या सुनबए लागैत छलाह। आ जखन केकरो अहाँ अपन समस्या सुनेबै वा की केकरो चमचइ करबै तखन भाषा तँ मधुर राखहे पड़त। हमरा जनैत मैथिली अहीठाम मधुर भाषा थिक। कारण मैथिल चमचइ कर'मे बहादुर होइ छथि। मधुर बोल तँ राखहे पड़तन्हि।

ठीक विपरीत मिथिलाक दलित ओ गैर-सवर्णक भाषामे चमचइ नै छै तँए ओहिमे टाँस बेसी बुझि पड़ै छै आ ब्राम्हण-कायस्थ सभ ओकरा रड़बोली कहै छथि।मुदा हमरा जनैत ई मात्र दृष्टिगत भेद अछि। जकरा अपन बाँहिपर विश्वास छै ओकर बोली ओ भाषामे टाँस रहबे करतै--जेना मिथिलाक दलित वर्गक मैथिली।आ जे

चमचइमे लागल रहत तकर बोली ओ भाषामे मधुरता रहबे करतै--जेना मिथिलाक ब्राम्हण ओ कायस्थ वर्गक मैथिली।

भाषा केर मनोविज्ञान भाग-2

ई हम दू मिनट लेल मानि लै छी जे ब्राम्हण-कायस्थ महातेजस्वी होइ छथि तँ हुनके टा पुरस्कार भेटबाक चाही। मुदा की ब्राम्हण-कायस्थ दरभंगे-मधुबनी-सहरसामे छै वा मिथिला मने की दरभंगे-मधुबनी-सहरसा छै। ऐ समस्यापर जखन हम दृष्टिपात करै छी एना बुझाइए----

१) जेना-जेना दरभंगा-मधुबनी-सहरसाक क्षेत्र खत्म होइत जाइए तेना-तेना ब्राम्हण-कायस्थ ओ आन छोट जातिक भाषाक बीच अंतर खत्म होइत जाइए (१००मे ९७टा केसमे)। चाहे ओ सीतामढ़ी हो की मुज्फफरपुर हो की पूर्णिया हो की भागलपुर हो की समस्तीपुर हो की बेगूसराय हो की चंपारणक किछु क्षेत्र (झारखंडक क्षेत्र बला लेल एहने बुझू, राजनैतिक बाध्यताकेँ देखैत नेपालीय मैथिलीक उल्लेख नै क' रहल छी)।

२) जेना-जेना ब्राम्हण-कायस्थओ छोट जातिक भाषाक बीच अंतर खत्म होइत गेलै ब्राम्हणवादी सभ ओकरा मैथिली मानबासँ अस्वीकार क' देलक। ऐ कट्टर ब्राम्हणवादी सभहँक नजरिमे ई छलै जे भाषाक भेदसँ ब्राम्हण वा छोट जातिमे भेद छै। आजुक समयमे अंगिका ओ बज्जिका भाषाक जन्म ब्राम्हणवादक एही प्रवृतिसँ भेल अछि। किछु दिन पहिने नरेन्द्र मोदी द्वारा मुज्फफरपुरमे भोजपुरीमे भाषण देब एही ब्राम्हणवादक विरोध अछि आ हम एकर स्वागत करै छी तथा ओहि दिनक बाट जोहि रहल छी जहिया ओ दरभंगा-मधुबनीमे भोजपुरी बजता। जँ ठोस विचारक रूपमे आबी तँ निश्चित रूपें कहि सकै छी जे मैथिलीकेँ तोड़बामे ई ब्राम्हणवादी सभ १०० प्रतिशत भूमिका निमाहला। जँ कदाचित् ई ब्राम्हणवादी सभ दरभंगा-मधुबनी-सहरसासँ हटि क' सीतामढ़ी, मुज्जफपरपुर, पूर्णिया, भागलपुरक,चंपारण आदिक ब्राम्हण-कायस्थकेँ पुरस्कार देने रहितथि तँ कमसँ कम मैथिली टुटबासँ बचि गेल रहैत। ई अकारण नै अछि जे रामदेव झा, चंद्रनाथ मिश्र अमर, सुरेश्वर झा आदि एहन महान ब्राम्हणवादीक कारणे दरभंगा रेडियो स्टेशनसँ बज्जिकामे कार्यक्रम शुरू भेल।

३) आ जँ मैथिली टुटबासँ बचि गेल रहितै तखन मिथिला राज्य लेल एतेक मेहनति नै कर' पड़ितै। कारण चंपारणसँ गोड्डा धरि सभ अपन भाषाकेँ मैथिली बुझितै। ऐ ठाम हम ई जोर द' क' कहब चाहब जे पुरान होथि की नव राज्य आंदोलनी सभ सेहो ब्राम्हणवादी छथि। अन्यथा ओ सभ सेहो रामदेव झा. चंद्रनाथ मिश्र अमर, सुरेश्वर झा आकी आन-आन मैथिली विघटनकारी सभहँक विरोध करतथि।

आखिर की कारण छै जे धनाकर ठाकुर अपन मानचित्रमे चंपारण वा गोड्डाकेँ तँ लै छथि मुदा ओहि क्षेत्रक साहित्यकार लेल पुरस्कारक माँग नै करै छथि। ई प्रश्न मात्र धनाकरे ठाकुरसँ नै आन सभ राज्य आंदोलनीसँ अछि।

ऐठाम ई बिसरि जाउ जे पुरस्कार कोनो छोट जातिकेँ देबाक छै। जँ ब्राम्हणे-कायस्थकेँ देबाक छल तखन फेर सीतामढ़ी, मुज्जफपरपुर, पूर्णिया, भागलपुरक,चंपारण, बेगूसराय आदिक ब्राम्हण-कायस्थकेँ किएक नै ?

तँ आब ई देखबाक अछि जे के-के मिथिला राज्य आंदोलनी ब्राम्हणवादी छथि आ के-के साँच मोनसँ मिथिला राज्यकेँ चाहै छथि।

भाषा केर मनोविज्ञान भाग-3

लोक जखने ब्राम्हणवादक नाम सुनै छथि हुनका बुझाइत छनि जे सभ ब्राम्हणकेँ कहल जाइत छै। मुदा हमरा लोकनि बहुत पहिनेसँ कहैत आबि रहल छी जे ब्राम्हण आ ब्राम्हणवादक कोनो सम्बन्ध नै। कोनो चमार सेहो ब्राम्हणवादी भ' सकै छथि। ब्राम्हणवाद जाति विशेष नै भेल ई मात्र मानसिकता भेल जे कोनो जातिमे भ' सकैए। ब्राम्हणवादक प्रमुख तत्व वा लक्षण एना अछि---

१) केकरो आगू नै बढ़' देब------ एकटा छलाह स्व. रमानाथ मिश्र "मिहिर"। ई नीक हास्य-व्यंग केर कविता लीखै छलाह। मुदा ई मैथिली साहित्यमे आगू नै बढ़ि सकला। कारण? कारण हिनक दोख छलनि जे ई

चंद्रनाथ मिश्र " अमर" जीक भातिज छलखिन्ह। दालि आ देयाद जते गलत तते नीक। साहित्यक स्तरसँ ल' क' पारिवारिक स्तरपर रमानाथ मिश्रजीकेँ पददलित होम' पड़लनि।

ब्राम्हणवाद मात्र दलिते लेल नै छै। बहुत रास ब्राम्हण अपनो जाति केर लोककेँ आगू नै बढ़' दैत छै।

२) मात्र अपने टाकेँ नीक बुझब--- जँ साहित्य अकादेमीक लिस्ट बला झा-झा सभ प्रतिभावान छथि तँ फेर मैथिली साहित्य विश्वक छोड़ू भारतीय साहित्य केर समकक्ष किएक नै अछि। आ जँ प्रतिभे छै तखन तँ श्री विलट पासवान "विहंगम" भारतीय राजनीतिसँ ल' क' मैथिली साहित्य धरि योगदान देने छथि। की विहंगम जी प्रतिभाहीन छथि। विहंगम जी सन-सन आर बहुत बेसी नाम अछि।

३) परिवारवाद---- रामदेव झा जखन रिटायर भेलाह तँ साहित्य अकादेमीमे ओ अपन ससुर चंद्रनाथ मिश्र अमरकेँ बैसा देलाह। तकर बाद अमर जी अपन समधि विद्यानाथ झा विदितकेँ बैसेलाह। आब विदितजीक निकट संबंधी (चेलाइन) छथि।

कारण-- ब्राम्हणवादक एकमात्र कारण हीन भावना अछि।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

३. पद्य



**1.जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- ४ टा गजल 2.आशीष अनचिन्हार-२ टा गजल**




1

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'**

**३ टा गजल**

१

ककरासं ई कही हम कहबामे लाज होइए

ल' क' बिसरि गेलाह ओ मङबामे लाज होइए

ठुमरी ई सुनि-सुनिक' परेशान भेल छी हम

भागब त ओ की कहता भगबामे लाज होइए

नब्बे बरखमे एखनो दनदना रहल छथि

हुनका समक्ष कारसं चलबामे लाज होइए

फेस-बुक के ई जमाना मोबाइलकेर जमाना

अपनहि सिखा-सिखाक' डंटबामे लाज होइए

एहि ठाम मैथिली छथि ओहि ठाम मैथिली छथि

हिन्दीमे हम ने बाजब बजबामे लाज होइए

( सरल वार्णिक बहर / वर्ण : 18 )

२

ककरोले' मजबूरी कविता

हमराले' कस्तूरी कविता

लागय सौंसे दुनिया अपने

गप्पक बड़का धूरी कविता

कवि आ पाठक दूरे रहला

कम नै केलक दूरी कविता

ककरो खातिर बनि-बनि आबय

सींनुर टिकुली चूड़ी कविता

कहिया ककरो खातिर बनती

तरकारी आ पूरी कविता

( मात्रा-क्रम : 22222222 )

३

गरमी जाड़क खेल जिनगी

दिन आ रातिक मेल जिनगी

कखनो लागय फूल गाछक

कखनो लागय रेल जिनगी

कखनो पाकल आम जामुन

कखनो काँचे बेल जिनगी

कखनो लागय माँछ पानिक

कखनो लागय जेल जिनगी

मेला सभदिन पाप पुण्यक

संगम सन अछि भेल जिनगी

बाजय ताधरि ढोल डंफा

जा दीयामे तेल जिनगी

( मात्रा-क्रम : 2222-2122 )

४

मौन रहत ओ

राम जपत ओ

जैह सिखेबै

सैह करत ओ

तेज चलेबै

तेज चलत ओ

जैह करत ओ

सैह कहत ओ

चोर कहू जुनि

चोर बनत ओ

वाह कहै क्यो

खूब हंसत ओ

पाइ बहुत छै

भोज करत ओ

पाग खसै नै

पैर धरत ओ

आगि मुतै छल

आब मरत ओ

(मात्रा क्रम : 21-122)

2

**आशीष अनचिन्हार**

**२ टा गजल**

१

देह बसिया गेल छै

मोन मसुआ गेल छै

बाढ़ि रौदी सभ सही

मेघ अगड़ा गेल छै

फाइलो सभ कहि रहल

काज अधिया गेल छै

आइ फेरो हेतै किछु

बात भजिया गेल छै

पानि चाहै ठोरकेँ

धार डेरा गेल छै

सभ पाँतिमे 2122 + 212 मात्राक्रम अछि

चारिम शेरक पहिल पाँतिक एकटा अंतिम दीर्घकेँ लघु नियम शैथिल्यक तहत मानल गेल अछि

२

आइ फेर निंद नै अबैए आइ फेर कियो जागल हेतै

आइ फेर मोन नै लगैए आइ फेर कियो जागल हेतै

आइ फेर चोट लागि गेलै आइ फेर कियो मलहम देलक

आइ फेर दर्द बड़ उठैए आइ फेर कियो जागल हेतै

आइ फेर देह छू कियो चलि गेल फेर कियो बैसल अछि

आइ फेर सेज सभ बुझैए आइ फेर कियो जागल हेतै

आइ फेर नोर आबि गेलै आइ फेर कियो पोछत जल्दी

आइ फेर आँखि ई बजैए आइ फेर कियो जागल हेतै

आइ फेर लोढ़ि लेत हमरा आइ फेर कियो छोड़त हमरा

आइ फेर नेह किछु कहैए आइ फेर कियो जागल हेतै

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

राम विलास साहुक दर्जन भरि कविता-

दिलक दरद

मन पड़ल हे सखी

पिया अधरतिया हे

मनुआँ घबराएल हमर

पिया खटैए परदेश हे...।

क्षणकट छगाएल जिनगी



योवन बनल पहाड़ हे

आँखिक नीन हेराएल

राति काटै छी मन महुड़ाएल हे...।

बीसम बरस देह विषाएल

मनमे लगल अछि वाण हे

पिया परदेशिया सपनो ने देखै छी

लगैए तनसँ छुटत प्राण हे...।

जहिया एतै हमर पिया

चरण पखारि नैन मिलबै हे

पान-मखानसँ सुआगत करबै

प्रेमक बतिया सुनेबै हे...।

नयनक नोर केना सुखत

मनक त्रास कहिया मेटत हे

दिलक दरदकेँ के हरत

की पिया बिनु तेजब प्राण हे...।

उत्तम अन्न

मरुआक मान अपरमपार

रौदीक समय अमृत समान

सभकेँ बचबैए परान

कनियेँ पानि ऊँच खेत उपजै

कम मेहनत उपजै कठमन

बिपैत समयमे राखे मान

देखैमे कारी बड़ गुणकारी

खाइयोमे सुअदगर पियरगर

सभ अन्नमे बेसी यार एकरे

नोन, तेल, मिरचाइ, चटनी

पियौज, कसौनी, अचारक संग

खाइतो मजेदार अन्नक सुबेदार

अन्नमे उत्तम सुरो ने खाए

गरीबक मान मरुआ रखैए

सागक संगे खाए शान बढ़बैए

कफ-खाँसी जलोदर रक्तचाप

मधुमेह रोगकेँ भगबैए

पेटक रोगकेँ करैए कात

जे मरुआकेँ दुखमे सुमिरन करैए

तेकर बचबैए इज्जत प्राण

मरुआकेँ नइए कोनो गुमान

सभकेँ देखैए एक समान।

बदलल नजैर

सबहक नजैर अछि बदलल

केकरा कहब के पतियाएत

सगरो बैसल-ए बैमाने-शैतान

जेतए जाइ छी तेतइ ठकाइ छी

सगरे पसरल-ए ठकक ठीकेदार

धरतीसँ असमान धरि

बाट लगैए अन्हारे-अन्हार

के पुछत केना जीबै छी

सबहक सुखल-ए मुँह-गात

खाइ खातिर पेट पीटैए

जान बँचबैले भागल फिरैए

घर छोड़ि परदेश खटैए

समाज टुटि छिड़िया गेल-ए

के सम्हारत एहेन समाजकेँ

बदलल नजैरसँ करैए घात

संकटमे अछि आजुक समाज

बेवस्थाक छै दूटा आँखि

एकटा अकास दोसर पताल

बीचला केकरापर करत बिसवास

बदलल नजैरसँ करैए विनाश।

मिथिलाक अपमान

युग-युगसँ प्रसिद्ध नाम अछि

ऐ धरतीपर मिथिलाक नाम

कोन बियाधि लगल जे ई भेल हाल

स्वर्गसन धरती नरक बनल-ए

के करत नव निर्माण, के देत प्राण

भरल धरती मरल पड़ल अछि

बिनु साधन लोक पड़ा रहल-ए

जे मिथिलाकेँ होइए अपमान

धर्म ग्रन्थ पुराणमे लिखए

मोटगर अक्षरमे मिथिला महान

सभ किछुसँ समपन्न रहितो

आइ तेज रहल-ए प्राण

मिथि वंशक राजा जनककेँ

घर-घरमे जपैए अमर नाम

जनक नन्दनी जानकी नारीमे प्रधान

बड़ दुख सहि सीता जगमे सती महान्

मिथिलाक संस्कृतिकेँ विश्वमे मान

केकर कसुरसँ आइ भेल बदनाम




के करत बलिदान, जे हएत कल्यण

की नव सृजनकर्ता रक्तहीन बनल-ए

जे मिथिलाक अपमान सहि मरि रहल-ए

उत्थानक बात तँ सभ करैए मुदा

नइ भेल अखन धरि कल्याण

बेर-बेर मिथिला सहि रहल-ए अपमान।

जागु इंसान

जागु-जागु इंसान

सुतलसँ हएत हानि

धरती धधैक रहल-ए

बरैस रहल-ए अग्निवाण

आबि गेल महगी शैतान

नइ करत कियो कल्यण

विधि विधाता दुनू बैमान

जागु-जागु इंसान...।

दूध बिनु बच्चा कनैए

रोगी कानैए इलाजक खातिर

नइए अखनो केकरो धियान

इज्जत-आबरूक नै ठेकान

भ्रष्ट तंत्र षडयंत्र रचैए

लूट हत्या रेप अपहरणक

उद्योग बढ़ल-ए धरती-असमान

जागु-जागु इंसान...।

ठकक कोनो कमी नै अछि

ठकि रहल-ए छाती तानि

धर्मक नामपर लूट होइए

मानव बनैए दानव समान

जाति-पातिमे टुटल इंसान

शिष्टाचारसँ भ्रष्टाचार बेसी

जेना मरि गेल जगसँ इमान

जागु-जागु इंसान...।

जीवन पथ

चल रे बटोही चलैत चल

जीवन पथपर बढ़ैत चल

पाछू नहि आगू चलैत चल

राह कठीन राही निर्भिक बनि

अपन पथपर डेगैत चल

जिनगीक नाह डगमग चलैए

सही दिसा खेबैत पार चल

चल रे बटोही चलैत चल

जीवन पथपर बढ़ैत चल... ।

जग सुन्दर जीवन दुर्लभ

प्रकृति जीवक जीवन दाता

अपने करनी भेल वेतरणी

मनुखे बनल-ए मनुखक दुखदाता

लोभ, मोह, मद असन्तोषमे फँसि

बाट कुबाट पकैड़ चलैए

नरकक द्वार खोलि रहल-ए

स्वर्गक बाट कर्मयोगी चलैए

चल रे बटोही चलैत चल

जीवन पथपर बढ़ैत चल...।

चंचल मन

चंचल मन चलैत चल

दुनियाँकेँ परखैत चल

सभकेँ सम नजैरसँ देख

समतल करैत बढ़ैत चल।

भेद-भावक विचारि छोड़ि

अभावमे भाव भरैत चल

धीर वीर बनि चलैत चल

ज्ञानक प्रकाश पसारैत चल।

पलखैत कम पहचान बेसी

सबहक उपकार करैत चल

दुख-सुख सहैत जगक संग

संजीविनी बुटी बाँटैत चल।

सम धारा बनि बहैत चल

राग-विराग खटराग छोड़ि

प्रेमक बाट पकैड़ बढ़ैत चल

कर्मक पूजा करैत चल।

मनक गति सभसँ बेसी

सदिखन पकैड़ काबू कर

मायासँ हटि कर्मसँ सटि

दुख-सुख संगे सम्हैर चल

चंचल मन चलैत चल

दुनियाँकेँ परखैत चल।

माघक जाड़

माघक जाड़ हाड़ छुबैए

थर-थर कँपैए करेज

ठिठुरल हाथ-पएर बेकाम लगैए

शरद भऽ गेल सौंसे देह

जेना छुटि जाएत तनसँ प्राण

कोसी-कमलाक बीच चास-बास

झलफाँफी बनल टटघर

ओश कुहेससँ डुमल धरती

सौन मेघौन सन पड़ैए फुहार

पुरबा-पछियाक सम्राज्य

बिनु साधन हम छी नचार

खाइले फुटहो ने अछि

सुतैले अछि कनियेँ नार-पुआर

सुरुजक दर्शन सेहो ने होइए

दिन-राति लगैए एक्के समान

भसठिया लकड़ी ठेंगक संगे

बनगोइठाक घूर जरा कऽ

कहुना बँचबै छी प्राण

मुदा नै मानत ई माघक जाड़

हाड़पर पीटत लोहाक फाड़

गरीबकेँ नइए कोनो उपाय

बुढ़ लोक जान मालकेँ सताए

खा लेत सुखा अचार-बना

तखने करत जान उबरास

माघक जाड़ माघक जाड़।

हकार

जड़ि गेल बीआ मरि गेल खेत

सुखल धरती पड़ती पड़ल-ए

खरिहाँन बनल-ए श्मशान

माथ ठोकि कनैए किसान

हड्डी-पसलीमे नइए जान

भुखल नेना तेजैए प्राण

रक्षक भक्षक बनि बैसल-ए

नइ छै अखनो केकरो धियान

केना जीब हौ भगवान

काज बिनु हाथ भेल बेकाम

दिन भेल बाम छुटत प्राण

पड़ल अकाल गरीब भेल कंगाल

सुखि गेल देह जेना नर कंकाल

कालक पहड़ा नचैए जोगनी

शोणित पीब रहल-ए सियार

माथपर टीटही चिल्होरिया उड़ैए

गीद्ध-कौआ मीलि मांस नोचैए

सुखल हड्डी कुकुर चिबबैए

नइए केकरो गरीबसँ सरोकार

विधि विधाता बनल लचार

भुखल निर्बल दऽ रहल-ए हकार

मचि रहल-ए चहुदिस हहाकार

एके सिरहौने सभ हएब पार

हकार, हकार, हकार... ।

कोसीक इतिहास

अगम कोसी केर

कोश भरिक पेट

अथाह पानि भरल

भित्तामे दराइर फटल

कटिनियासँ धसना गिरल

सबहक होश उड़ल

बहि गेल गामक-गाम

उजरल खेत-पथार खरिहाँन

उपजा-बारीक थाह नहि

सगरो पसरल बालुक ढेर

चर-चाँचर टपरामे

पटेर, झौआ, कासक बोन

उपैट गेल गाम-समाज

जे बँचल गेल कोसी पेट

तैयो नहि भेल सन्तोख

अछैते औरुदे लेलक जान

बँचल बेघर बेठेकान

कखनो जाएत सबहक प्राण

नइए तेकर कोनो ठेकान

केना भेटत ऐसँ त्राण

बेवस्था अछि अखनो बेइमान

दू भागमे बँटल समाज

कोसीकेँ नइए कोनो लाज

विकास नहि होइए ह्रास

केना बनत नव इतिहास

कोसीक इतिहास, कोसीक इतिहास।

मुक्ति

हथिया नक्षत्रक झाँट

सुतल छी टुटल खाट

मठौत उजरल लटकल सोकबा

ठोपे-ठोप चुबैत पानि...।

रहि-रहि भिजैए देह

सिहैर उठलौं अकचकाति

सगरो अन्हरिया राति

सुझए ने कोनो बाट...।

केहेन भेल दिन बाम

झख मारै छी निष्काम

पेटमे अन्नो ने अछि

दू दिनसँ उपास पड़ल-ए..।

भीखो जे देने रहए

कुकुर खा गेल बाट

कठजीव बनि जे जीबै छी

मरै नइ छी ई खाटपर...।

दिनक दोख जे चुकल छी

जीबै छी ने मरै छी

अधमरू पड़ल छी खाट

केतेक सहब केतेक कहब दुखक बात...।

हे ईश्वर फाटह धरती

दऽ दाए तीन हाथ परती

केतेक कठ काटि मरब

दऽ दाए ऐ तनसँ छुट्टी...।

मृत्यु भूवनमे तन तरपैए

करब भक्ति दिय शक्ति

करम-धरम देख-परेख कऽ

जनम-मरणसँ कऽ दाए मुक्ति...।

ऋृतुराज वसन्त

आएल ऋृतुराज वसन्त

सजि गेल चहुओर धरती

पुष्पकक पराग छिटैक गेल

मदमातल पवन झिलहैर खेले

मधुआएल महुआ महमह करैए

आमक मंज्जरसँ अमटोकी वौड़ाएल

भन-भन करैए सगरो मधुमाछी

कोइली कुहकैए मिश्री समान

फूलक रस पराग पीब कऽ



भ्रमरा गबैए वसन्तक गान

तीसी, सेरसो, मटरक फूलसँ

खेत सजल-ए दुल्हिन समान

हँसि चान नजैर लगबैए

छबि छटा धरतीकेँ देख

अचरजमे पड़ि गेल ऋृतुराज

पछिया पवन मस्ती मारैए

धूल उड़ि चढ़ि गेल आसमान

फॉगुक रंगमे तनमन रंगाएल

बुढ़बा, नवतुरिया फगुआ गबैए

रंग-अबीरमे सभ नहाएल

सभ साल अबैए नव उमंग लऽ कऽ

हरियर-पीअर मनोरथ पूर्ण

आएल ऋृतुराज वसन्त।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**डॉ॰ शशिधर कुमर “विदेह” - २ गोट कविता**

**बरियातीक समए - १**

बौआ !

सम्हरि कऽ चलिहें बाट कातमे,

बरियातीक समए छै ।

ई की कहलियै ? बरियातिसँ,

हमरा की मतलब छै ।।

बड़ बेमत्त छै चलबैत ओ सभ,

पी-पा कऽ बुझू मातल ।

की कहैत छी ? अपना राज्यसँ,

दारू अन्तऽ भागल ।।

पिउने हो वा नञि पिउने मुदा,

रहइछ सभ बेमत्त ।

बरियाती नञि, सेना युद्धक,

तहिना सभ उन्मत्त ।।

जएबाक छै बरियाती - सुनितहि,

ऊठैछ मोन उजहिया ।

बरियाती हुहुकारा दैछ, ड्राइवर केर

मोन उछहिया ।।

तहिना साटा पर साटा, दिन-राति

उघैतछि गाड़ी ।

जागरणक जे निशाँ लगैतछि,

फीका दारु-ताड़ी ।।

अपने तँऽ मरबे करैत अछि,

बरियातीक अपग्रह ।

पएरे छी वा संग दुचकिया,

सभहक लेल अवग्रह ।।

<u>बरियातीक समए - २</u>

आजुक मिथिलाक बरियाति,

आहा ! बड़ दीव !

धूरा उड़बैत,

यातायातक सभ नियम तोड़ैत,

रोड पर सनसनाइत,

युद्धक घुड़सवारक काफिला सनि,

दूचकिया चारिचकियाक पाँति ।।

पाँति नञि,

अनियन्त्रित बेसम्हार काफिला ।

केकर मजाल छी जे,

सड़क पर साइड रहितहुँ आगाँ बढ़ि जाए ।

केकर मजाल छी जे,

क्रॉसिंगक लेल पास मांगए ।

बरियाती थोड़बहि ने छी,

राष्ट्रपतिक काफिला छी,

आगाँ-पाछाँ आ साइड खाली करब,

अहाँक जिम्मेवारी छी ।।

साइड नञि अछि तँऽ,

कूदि जाउ,

सड़क कातक धारमे,

सड़क कातक बाधमे,

वा नञि तँऽ,

मरि जाउ पिचा कऽ,

बरियातीक काफिला नञि रूकत,

ओकर रफ्तार नञि थम्हत,

राजशाही ठाठ छी ,

ओकर बापक बाट छी ।।

प्रस्थान बरियातीक कहाँ छी ?

प्रयाण युद्धक छी !

के कहैछ बरियाति ओकरा,

सेना छी ओ कीर्तिसिंह केर,

अथवा राजा शिवसिंह केर,

कीर्त्तिलता लिखबा लेल बेहाल !

कीर्त्तिपताका फहरएबा लेल बेहाल !!

<u>संकेत</u> -

बरियाति (उच्चारण - बरियाइत)

बरियाती (उच्चारण - बरियाती)

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**डॉ. कैलाश कुमार मिश्र**

**गामक कचोट**

बूढ़ी आ बूढ़क भुरुकबा पराती
मस्ती करैत पोखरि आ नहरि में हेलब
फुलबारी में कनैल, अड़हुल, चम्पा, फूल लोढ़ब
हाथ सँ माटिक महादेब- हज़ार, लखराम बनाएब
मंदिर, तुलसी चौरा, भगवती घर के निपब आ पूजाक ठाम
शालीग्रामक पूजा, भगबतीक पातरि, भगवानक भोग
कबड्डी, झिटकी, नुका-चौड़ी, झिझिया खेलायेब
अन्हरिया राति में पानिक झट्टक के सङ्गे आम बिछब
आम ख़ेसारी साग, अडरनेवा के झखहा
कंसार वाली सँ भुजबैत चाउर, गहूम, चुरा, बदाम
मडुआ के रोटी में पोठी मछरिया
बकेन महिसक दूध-दही, छाली
नब बियायल महिसक खिड़सा
उदासी, सोहर, समदाउन, जोग, खेलोना लोकगीत
चैताबर, बसन्त, तिरहुत, बारहमासा, छौमासा सजनी गीत
महेशबानी, नचारी, ब्राह्मण, भगबती, विष्णुक भजन
हरियर कचोर पोखरिक पानि

निर्मल जल इनारक जे करैत छल पियास केर शांत
लह-लह करैत बहैत नदिक अछिन्जल जल
कादो में भीजल आ कदियाल गृहस्थक देह आ वस्त्र
मारकीन के नुआ में प्रकृति सुन्नरि बनल गामक युवती
लताम, केरा, कटहर, बरहर, आता, सरिफा, टाभ नेबो
मह-मह गमकैत रंग-विरंगक फल
झींगा, इचना, बुआरी, रहु, गैंचा, कबइ, पोठी, मारा
सिंघी, मांगुर, दरही, छही माछ
डोका आ कांकोड के तीमन
बाड़ीक पटुआ, झाड़िक तिलकोरा आ कन्ना पातक तरुआ
ज़मीरी नेबो देल ओलक सन्ना
घुरक पाकल सोन्हगर आलू आ अल्हुआ
तरल कदिमाक फूल आ खमहारु
माय-पितियैन केर बिना लोभक अशीर्वादक सँग नीक बोल
आ ने जानि की की सब समाप्त भ गेल???
शहर में आबि भ गेल मनुख घड़िक सुई पर नचनिया
नीक वस्त्र, घर, गाड़ी, A. C. सब सुविधा में रहैत अछि
मुदा जीवन मे एना लगैत छैक जेना नाना तरहक मिष्ठान्न परसल हो
लेकिन मधुमेह सँ ग्रसित रोगी हो मनुख ?
जे सब वस्तुक उपलब्धता के बादो ओकर उपयोग सँ बंचित हो!!!
ओह गाम! अप्पन गाम! मिथिलाक गाम!!!

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

बालानां कृते

**विदेह मैथिली मानक भाषा आ मैथिली भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

**भाषापाक**

**डॉ॰ शशिधर कुमर "विदेह" - २ गोट सचित्र बाल कविता**

१. कड़रिक सितुआ या कड़रिक शितुआ या जोंकती

(बाल कविता)






एक प्रकारक कड़रिक सितुआ / कड़रिक शितुआ / जोंकती
(पृष्ठ भाग / DORSAL ASPECT)




एक प्रकारक कड़रिक सितुआ / कड़रिक शितुआ / जोंकती
(उदर भाग / VENTRAL ASPECT)

कड़रिक ऊपर सितुआ चोख ।*[१]

कड़रिक थम्ह पर सितुआ चोख ।*[२]

कड़रि - कदलि - केरा भेल अर्थ,

केरा पर किए सितुआ चोख ??*[३]

केराक फऽड़ ने, केराक थम्ह,

आशय छी - केरा केर गाछ ।*[२]

ताहि केरा केर गाछक ऊपर,

खुरचनि चलबय केर की काज ?? *[३]

खुरचनि - सितुआ धार - नदीसँ,

केरा गाछ कोना पहुँचल ?

नञि पहुँचल तँऽ कोना कड़रि पर,

दाँत ओकर भऽ गेल धारगर ?? *[४]

खुरचनि - सितुआ आन जीव आ

कड़रिक सितुआ आन थिकै ।*[५]

दुहु जीवमे छी बड़ अन्तर,

की जँ एक्कहि नाम भेलै ??

कड़रिक सितुआकेँ रओ बौआ,

खुरचनि - ढाकन नञि होइ छै ।*[६]

छाहरियुक्त माटि जे भीजल,

ताहि ठाँ कड़रिक सितुआ छै ।।

भाँति-भाँति छै कड़रिक सितुआ,

एक्कर छै साम्राज्य बड़ी - टा ।

सभहक देह बहुत छै कोमल,

रौद - नूनसँ भागय उनटा ।।




प्रायः देह एकर छै नमगर,

मूड़ी पर छै दू संस्पर्शक ।

कतोक जीव केर छै आहार ई,

मुदा मनुक्ख एकर ने भक्षक ।।*[७]

छाहरिमे जे गाछ उगैतछि,

तकर देहमे पानि बहुत ।

ओकरहि खा कऽ अछि जिबैत ई,

करैछ तकर तैँ हानि बहुत ।।*[८]

एहने गाछ छी केरा केर आ

लत्ती - फत्ती सजमनि केर ।

स्वयं जीव कोमल छी तइयो,

भक्षक कोमल तरुगण केर ।।*[९]

तैँ कहबीमे केरा - कदुआ,

अबल - दुबल पर्याय बनल ।*[९]

मुदा छगुन्ता, कड़रि आ खुरचनि,

कोना एक पर्याय बनल !!*[१०]

जोंक जेकाँ नमरैत चलैत अछि,

मुदा ने जन्तुक खून चुसैत अछि ।

चलबामे सादृश्य छै किछु तेँ,

“जोंकती” सेहो लोक कहैत अछि ।।

संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*[१] - मैथिलीक एकटा पुरान कहबी । **कड़रि = कदलि = केरा** ।

*[२] - उपरोक्त कहबीक समानार्थी अपरूप । **“कड़रिक थम्ह”** संकेत करैछ जे एहि कहबीमे “कड़रि” माने केराक फऽर नञि अपितु केराक गाछ अभिप्रेत अछि ।

*[३] - जँ एहि कहबीक “शितुआ”कें खुरचनि मानैत छी तँऽ प्रश्न ई उठैत अछि जे कड़रिक थम्ह पर खुरचनि चलएबाक की प्रयोजन ?

*[४] *[५] - जँ जिबैत खुरचनि (अर्थात खुरचनि सितुआ) केर बात करी तँऽ ओ नदी वा धारक पेनीमे रहैत अछि । आ केरबन्नी वा केराबाड़ी धरि पहुँचबाक कोनहु सम्भावना नञि । आ जँ बाढिक पानिक संग ताहि ठाम पहुँचिअहु गेल तँऽ केरा गाछकेँ नोकशान नञि पहुँचाए सकैछ । तेँ **“खुरचनि सितुआ”** आ **“कड़रिक सितुआ”**निश्चितहि दू अलग-अलग तरहक प्राणी वा प्राणी समूह थिक ।

*[६] - **“खुरचनि सितुआ”** आ **“कड़रिक सितुआ”** दूनू मोलस्का सुदायक (Phylum - Mollusca / Molluska) प्राणी छी मुदा दूनूमे बहुत अन्तर अछि । **“खुरचनि सितुआ”** (FRESHWATER BIVALVE MOLLUSCS) पानिमे रहएबला जीव अछि, पानिअहिसँ भोजन तथा ऑक्सीजन प्राप्त करैछ आ बाहरसँ दूटा ढाकन सदृश कठोर अवयवसँ बनल सम्पुटसँ आवृत्त रहैछ । मुदा, **“कड़रिक सितुआ”** (GASTROPOD / UNIVALVE PULMONATE MOLLUSCS) जमीन पर रहएबला जीव अछि तथा ओ ऑक्सीजनकेँ सीधे वायुमण्डलसँ अपन **श्वसन छिद्र** वा **न्यूमोस्टोम** (PNEUMOSTOME) नामक अंग द्वारा ग्रहण करैछ । “कड़रिक सितुआ” जमीन पर छाहरियुक्त ओ नम स्थान पर रहैत अछि तथा ताहि ठामक वनस्पतिसभकेँ हराशंखहि जेकाँ बड़ क्षति करैछ । कड़रिक सितुआकेँ ऊपरसँ देखला पर ओकर शरीर पर प्रायः कोनहु कवच (SHELL / EXOSKELETON) नञि रहैत अछि मुदा उपरुका चामक नीचाँमे एकटा छोट-क्षिण अन्तः कवच(VESTIGIAL INTERNAL SHELL / EXOSKELETON) रहैत अछि जे कि ओकर शरीरकेँ पुर्ण रूपेँ नञि झाँपि सकैत अछि ।




कड़रिक सितुआ / कड़रिक शितुआ / जोंकती

*७ - ‘‘कड़रिक सितुआ’’क भक्षण प्रायः मनुक्ख नञि करैत अछि, जखनि कि मिथिलाक जनजातीय समूहक लोक सभ ‘‘खुरचनि सितुआ’’क भक्षण डोका आ घोंघरी आदि सदृश करैत अछि ।

*८ - छाहरिबला स्थान पर उगल कोमल गाछ-पात, लत्ती-फत्ती आदि केर भक्षण कए कड़रिक सितुआ अपन पेट भरैत अछि ।

*९ - छहरिबला स्थान पर उगल कोमल गाछ-पात, लत्ती-फत्ती आदिकेँ दुर्बल वा कमजोर मानल जाइत अछि कारण जे ओहि तरहक गाछ बिरिछमे पानिक मात्रा बहुत बेसी रहैत अछि आ मजगूत काठ नञि रहैत अछि । तेँ मिथिलामे एकटा कहबी आओरहु अछि - ‘‘अबल दुबल पर सितुआ चोख’’ ।

*१० - एहि प्रकारेँ निम्न चारू कहबी समानार्थी अछि -

- कड़रिक ऊपर सितुआ चोख
- कड़रिक थम्ह / गाछ पर सितुआ चोख
- अबल दुबल पर सितुआ चोख
- कदुआ ऊपर सितुआ चोख

मुदा आश्चर्यक बात जे मिथिलाक जन-सामान्य ओ विद्वत-लेखक वर्गमे सेहो दूनू सितुआकेँ खुरचनि बूझल जाइत अछि जखनि कि लोक साहित्यक सूक्ष्म अवलोकनसँ स्पष्ट संकेत भेटैछ जे दुहु दू प्रकारक जीव थिक ।

## २. खुरचनि सितुआ या खुरचनि शितुआ

(बाल कविता)




कड़रिक सितुआ बुझू ने हमरा,

हम छी खुरचनि - सितुआ ।*१

हम ने केरा - सजमनि नाशक,

निर्धन केर पेटभरुआ ।।*२

सीप सनक हमरहु दू - ढाकन,
"खुरचनि" तकरहि नाम ।
हम छी कोमल जीव, हमर छी
कवचक "खुरचनि" नाम ।।*[३]

पोखरि - धार - नदी - डबरा केर,
पेनीमे अछि बास हमर ।
हम नञि धरती पर फिरैत छी,
पानिमे चलइछ साँस हमर ।।*[४]

मनुख जे निर्धन, नहि उपाए किछु,
तकर प्राण-रक्षक हम छी ।
आहूत बनि स्वयं, पेट भरी हम,
नञि जजाति-भक्षक हम छी ।।*[२]

खतड़ा देखितहिं अपन कवचमे,
नुका रहैत छी हम बैसल ।
जिबितहि हमरा उसीनि दैत छी,
तइयो हमरा नञि चिन्हल ।।

कोना कहैत छी कड़रिक सितुआ,
अबल - दुबल पर सितुआ चोख ?

हम तँऽ छी निर्बल केर रक्षक,

तकरा पेटक आगिक तोष ।।*[५]

आन ठाम दुनिञाभरि सौंसे,

हमर बहुत व्यञ्जन अछि ।

अपन देश, ने जानि किए, पर

हमर बहुत गञ्जन अछि ।।

हमर खोल खुरचनि केर जगमे,

बहुतहि छी उपयोग ।

"बटन" बनैत छल एहिसँ पहिने,

बहुविध आन प्रयोग ।।

दूध आ घी केर डाढ़ी पहिने,

खुरचनिसँ खोखरैत छलहुँ ।

रगड़ि - भूर कऽ बीच भागमे,

काँच आम सोहैत छलहुँ ।।

चित्रकार खुरचनिमे पहिने,

रंगक करथि मिलान ।

पएर - मँजना केर रूपमे सेहो,

हम्मर छल बड़ माँग ।।*[६]




पएर (उज्जर रंगक) बाहर निकालने खुरचनि सितुआ / खुरचनि शितुआ




जलाशयक पेनीक माटिमे आधा गड़ल "खुरचनि सितुआ"
(खुरचनिक मुँह आंशिक रूपसँ फुजल अछि)

संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*[१] - "खुरचनि सितुआ" आ "कड़रिक सितुआ" दूनू मोलस्का सुदायक (Phylum - Mollusca / Molluska) प्राणी छी मुदा दूनूमे बहुत अन्तर अछि ।

*[२] - "खुरचनि सितुआ" लत्ती, साग आ छाहरियुक्त जमीन पर उपजएबला आन कोनहु तरहक /कोमलन गाछ-बिरिछकेँ कोनहु त्रि पहुँचेबैत अछि ।

*[३] - मोलस्का समुदाय (PHYLUM - MOLLUSCA) केर एहेन समस्त प्राणी (चाहे समुद्रमे रहए किंवा नदी-धार आदिमे) जे दू गोट ढाकन सदृश ठोसगर संरचनाक सम्पुटमे बन्न रहैत अछि मैथिलीमे "सीप" (BIVALVES / BIVALVE MOLLUSCS / BIVALVE MOLLUSKS) कहबैत अछि । सीपक दूनू ढाकन वा पट एक कातसँ एकटा स्नायु (LIGAMENT) द्वारा परस्पर जुड़ल रहैत अछि जे कब्जा (HINGE) जेकाँ काज करैछ । एहि कब्जाक कारणेँ सीपक दूनू ढाकन एक दिशिसँ परस्पर जुड़ल

रहैत अछि आ दोसर दिशिसँ जीवक इच्छानुसार फुजि सकैत अछि । एहि प्रकारेँ **खुरचनि सितुआ** (UNIOES) सेहो व्यापक रूपेँ एकटा सीपहि अछि जकर दूनू ढाकनकेँ मैथिलीमे **"खुरचनि"** नाँओसँ जानल जाइत अछि ।

*[४] - **"खुरचनि सितुआ"** नदी, धार, पोखरि आदिक पेनीमे माटि वा बालुमे आधा धँसल रहैत अछि । एकर शरीरमे दूटा नली सदृश संरचना रहैत अछि जे कवचसँ (ढाकनसँ) बाहर अलग-अलग छेदक रूपमे फुजैत अछि । एक छेदसँ पानि अन्दर जाइत अछि आ दोसरसँ बाहर आबैत अछि । पानिमे उपस्थित भोज्य पदार्थ आ ऑक्सीजनकेँ ई जीव अवशोषित कऽ लैत अछि आ उच्छिष्ट व उत्सर्जी पदार्थकेँ पानिक संग पुनः आपिस जलाशयमे त्यागि दैछ । पानिसँ निकाललाक बाद किछु दिन धरि ई सुषुप्तावस्थामे निष्क्रिय वा निस्चेष्ट रहैत अछि मुदा बेसी दिन धरि नञि जीबि सकैत अछि ।

*[५] - <u>कड़रिक सितुआक रूपमे खुरचनि सितुआकेँ उपस्थित करब एकटा बहुत पैघ साहित्यिक चूकि छी</u> । खुरचनि सितुआ कोनहु प्रकारक मनुष्योपयोगी गाछ - बिरिछकेँ नोकशान नञि पहुँचबैत अछि । उनटहि, मिथिलामे सामाजिक-आर्थिक रूपसँ कमजोर वर्गक आहार बनि ओकर क्षुधाकेँ शान्त करैछ ।

*[६] - विश्वक विभिन्न भागमे भिन्न-भिन्न समुदायक लोकसब द्वारा खुरचनि सितुआ आहारक रूपमे लेल जाइत अछि । खुरचनिसँ पहिने शर्ट आदि केर बटन बनैत छल । गाम घरमे लोकसब दूधक डाढ़ी खखोरबाक लेल, काँच आम आ खीरा आदि सोहबाक लेल, पएर मँजबाक लेल प्रयुक्त होइत छल । पहिने चित्रकार लोकनि विभिन्न रंगकेँ फेँटबाक लेल वा मिलान करबाक लेल खुरचनिक प्रयोग करैत छलाह ।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन

विदेह- प्रथममैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA


रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) ggajendra@videha.com केँ मेल अटैचमेण्टक रूपमे .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचयआ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहलअछि।

५ जुलाई २००४ केँhttp://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html "भालसरिक गाछ"- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा "'विदेह'- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका" धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ"जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA



*सिद्धिरस्तु*